मैथिलीक कथित मुख्यधारामे गजलक विमर्श कोना होइत छै तकर दू टा उदाहरण दैत छी (उदाहरणकेँ उदाहरणे जकाँ देखबाक आग्रह रहत हमर)। पहिल उदाहरण- दरभंगामे एकटा स्थानीय कवि छथि ओ गीत लीखि ओकरा गजल घोषित करै छथि आ बहस करै छथि जे गजलमे बहर नै हेबाक चाही। बहर-काफियासँ भाव मरि जाइ छै आदि-आदि। ओही कविक एकटा बेटा हिंदीमे गजल लीखै छनि आ नियम मानि लीखै छनि। हिंदीमे बाप-बेटा दूनूक क्रांति घुसड़ि जाइत छनि। ओहि ठाम ओ सभ बहस नै कऽ पाबि रहल छथि। खाली मैथिलीमे ई सभ क्रांति करै छथि। दोसर उदाहरण- 2010मे एकटा युवा "अनचिन्हार आखर" ब्लाग केर माध्यमसँ गजल सिखलाह। तकर एक-दू सालक बाद हुनका पटनाक एकटा साहित्यकारक बेटा मार्फत नौकरी भेटलनि आ ओही साहित्यकारक कृपासँ बियाहो भेलनि। आब ओ युवा कहने घूरै छथि जे गजलमे बहर नै हेबाक चाही। ओना किछु युवा आर छथि जे कि पहिने अनचिन्हार आखरसँ गजल सिखलाह आ तकर बाद लोभ-लाभसँ ग्रस्त भऽ मुख्यधारामे जा कऽ बहरक विरोध कऽ रहल छै। खएर ई सभ चलिते रहै छै। सभकेँ अपन सुविधा-असुविधा चुनबाक हक छै।

हम उपरक दू उदाहरण एहि लेल देलहुँ जे कथित मुख्यधारामे विमर्श साहित्य वा विधा लेल नै होइत छै। विमर्श मात्र संबंध, पद आ लोभ-लाभ लेल होइत छै। हमरा विश्वास अछि जे विमर्शक ई फार्मेट गजलक अतिरिक्त मैथिली साहित्य केर आनो विधामे हएत। मुदा से बात आन विधासँ जुड़ल लोक कहताह। एकटा सत्य बात ईहो छै जे कथित गजलक मुख्यधारा ततेक अक्षम छै जे ओहिमे कोनो नव रचनाकार एबे नै केलै। चुन्नूजी जाहि युवा सभपर नाचि रहल छथि ताहिमेसँ अधिकांश "अनचिन्हार आखर"सँ निकलल छै आ एक-दू टा अनचिन्हार आखरक विरोधमे बिना बहरक रचना लीखै छै। कुल मिला कऽ देखबै तँ सभ युवा अनचिन्हारे आखरक देन छै।

आब हीरा उगत खेतमे

आरि झगड़ाक तोड़ल अहाँ

(शाइर-योगानंद हीरा , मात्राक्रम-2122-122-12)

7

पृष्ठ-11 पर चुन्नू जीक अभिमत छनि जे हमरा लेल विधा बात-विचार करबाक साधन अछि तँइ हम ओकर नियम नै मानब। मुदा तखन विधेक कोन जरूरति? जकरा नाटक कहल जाइत छै तकरा उपन्यास कहल जाए आ कथाकेँ संस्मरण कारण सभमे लेखक बाते विचार करै छै। एहन तँ नै छै जे कथामे विचार छै आ कवितामे नै, गीतमे छै आ उपन्यासमे नै। विचार सभमे छै तँइ अनेक विधाक छोड़ि मात्र एकटा विधा हो। आ जँ चुन्नूजी एहिसँ सहमत नै होथि तँ तात्काल मानि लेबाक चाही जे गजलक वैचारिकतापर विचार करैत चुन्नूजी मात्र लफ्फाजी केने छथि।

एक तँ मैथिलीक मुख्यधारामे कियो गजलक जानकार नै छै आ ताहिपरसँ जखन ओ अपन संयोजनमे कोनो कार्यक्रम करबै छै तँ स्वाभाविक तौरपर अपनासँ कमजोर वक्ता सभकेँ आनै छै। ओ कमजोर वक्ता सभ उपकृत आ एहसानमंद रहैत छै। तँइ ओहन कार्यक्रममे कोनो वस्तु, कोनो विधाक अनिवार्य घटककेँ "दुराग्रह" मानल जाइत हो तँ से आश्चर्यक बात नै। उदाहरण लेल मानू जे जँ अहाँ चाउर केर खीर बनेबै तँ अहाँ दूध, चाउर आ चिन्नी मिलेबै। आब एतेक मिलेलाक बाद ओ खीर तँ हेतै मुदा जँ ओहिमे काजू-किशमिश आदि मेवा मिलेबै तँ खीर आरो स्वादिष्ट हेतै। मानि लिअ सभ चीज देलियै मुदा चिन्नी बिसरि गेलियै तँ ओ स्वादिष्ट नै हेतै मुदा ओकरा खीरे कहल जेतै। आब फेर सोचियौ जँ पानिमे चाउर, चिन्नी, काजू-किशमिश आदि दऽ बनेबै तँ कि ओ खीर हेतै? फेर सोचियौ जँ दूधमे चाउर छोड़ि आन सभ चीज देबै तैयो कि ओ खीर हेतै? जँ कोनो बुद्धिमान पाठक हेता तँ ओ बुझि जेता जे चाउरक खीर बनेबाक लेल दूध आ चाउर अनिवार्य घटक भेलै। आब जँ कोनो लोक ई कहए जे खीरमे दूध अथवा चाउर देबाक बाध्यता "दुराग्रह" छै तँ फेर मानि लिअ जे ओ एहि धरतीक प्राणी नै छै। तेनाहिते गजल लेल बहर आ काफिया अनिवार्य तत्व छै। जँ बहर-काफिया हेतै तखने ओ गजल बनतै आ तकर बादे ओ गजल नीक छै कि खराप ताहिपर बहस हेतै। जखन रचनामे बहर-काफिया छैहे नै तखन ओ गजल तँ भेबे नै केलै। कोनो एक गजलक हरेक शेर एक बहर ओ एक काफियाक नियमसँ संचालित होइत छै। रदीफ गजल लेल अनिवार्य नै मुदा जाहि गजलमे रदीफ देल जाइत छै सेहो एकै हेबाक चाही पूरा गजलमे।

पघिलह जुनि बेसी जियान भ' जेबह भाइ

पाथर बनबह त' भगवान भ' जेबह भाइ

(शाइर-राजीवरंजन झा, मात्राक्रम-22-22-22-22-22-2)

8

चुन्नूजी लग मैथिली गजलक संबंधमे कोनो ठोस जानकारी नै छनि कारण एक दिस ओ मानै छथि जे पं.जीवन झासँ गजल प्रारंभ भेल दोसर दिस ई मानै छथि जे "किछु पितामह रचनाकार लोकनि घोषणा केलनि जे मैथिलीमे गजल असंभव (पृष्ठ-13 पर)। जखन घोषणा केनिहार पितामह केर पितामहे सभ मैथिलीमे गजल संभव कऽ गेल छथि तखन फेर ओहि कथन सभहक औचित्य की? ईहो मोन राखन उचित जे जीवन झासँ लऽ कऽ कविवर सीताराम झा आ मधुपजी धरि बहरमे गजल लिखने छथि। अतबे आ इएह बात सभ साबित करैए जे मैथिलीमे गजलकेँ असंभव संबंधमे घोषणा केनिहार सभ लग जतेक गजलक ज्ञान छलनि ओतबे ज्ञान चुन्नूओजी लग छनि आ चुन्नूजी ओहिसँ आगू नै बढ़ि सकल छथि।

फेर चुन्नूजी लीखै छथि जे "यद्यपि ई घोषणा कालांतरमे अमान्य भेल"। मुदा कोना अमान्य भेल से सूचना पाठककेँ नै दऽ रहल छथि। बहुत संभव जे 2021 मे हुनकर पोथी प्रकाशित भेलनि अछि आ ओ अही बर्खसँ अमान्य सिद्ध मानि रहल होथि।

टेमी जकाँ कखनो मिझा फेर जरैत गेलियै

हारैत कखनो खूब कखनो कऽ जितैत गेलियै

(शाइर-अभिलाष ठाकुर, मात्राक्रम-2212-2212-2112-1212)

9

पृष्ठ-14 पर चुन्नूजी वार्णिकता (छंद)केँ अंकगणीतीय रूपकेँ व्यक्त करबाकेँ कृत्रिम मानै छथि। हमरा एहन कथनपर आश्चर्य नै भेल कारण हमरा बूझल अछि जे चुन्नूजी समाजसँ कटल लोक छथि आ समाजसँ कटल लोक किछु लीखि-बाजि सकैए। वस्तुतः समाजक सभ विध कृत्रिमे छै। से लालन-पालनसँ लऽ कऽ शिक्षा-दीक्षा, ओढ़न-पहिरन-भोजन धरिमे। सुख-सुविधासँ लऽ कऽ राग-विराग धरि। समाजमे अनुशासन अनबाक लेल



ISSN 2229-547X VIDEHA

कृत्रिम बिध सभ बनाएल जाइत छै आ हरेक बिधक अंकगणीतीय रूपमे सेहो व्यक्त कएल जाइत छै। उदाहरण लेल घरक नक्शा ओकर अंकगणीतीय रूप छै तँ संगीतमे स्वरलिपि ओकर अंकगणीतीय रूप छै। आब चुन्नूजी मंचपर वा रेडियो-टीभीपर गीत-संगीत सुनि लैत हेता तँइ स्वरलिपि हुनका नै देखाइत हेतनि। अन्यथा बिना स्वरलिपिकेँ कोनो प्रोफेशनल आ विद्वान संगीतकार काज करिते नै छथि। ओतबे किए चुन्नूजीक पोथी सभ जे छपल छनि ओकरो अंकगणित होइत छै जे कते बाइ कतेक पोथी हेतै आ ओहीपर ओकर स्वरूप निर्भर करैत छै। ओना आने बात जकाँ हमरा विश्वास अछि जे चुन्नूजी ई बात सभ नै बुझि सकताह कारण बुझबाक लेल समाजिक होमए पड़ैत छै। समाजिके किए संन्यासियो हएब तँ इएह अंकगणित काज आएत। मंत्रो पढ़ब तँ मंत्रसँ पहिने छंदक नाम, ओकर देवता, ओकर ऋषि आदिक नाम भेटत। मुदा ई बात सभ चुन्नूजीकेँ पता नै छनि।

ऋगवेद संहिता, अथ प्रथमं मण्डलम्, सूक्त-१, देवता-अग्निः ; छन्द-गायत्री; स्वर-षड्जः; ऋषि-मधुच्छन्दाः वैश्वामित्रः

ॐ अग्निमीळे पुरोहितं यज्ञस्य देवमृत्विजम्। होतारं रत्नधातमम् ॥1॥

जगत मे थाकि जगदम्बे अहिंक पथ आबि बैसल छी

हमर क्यौ ने सुनैये हम सभक गुन गाबि बैसल छी

(शाइर-कविवर सीताराम झा, मात्राक्रम-1222-1222-1222-1222)

आब जँ चुन्नूजीकेँ गायत्री छन्दक परिभाषा जनबाक छनि तँ ओ "अनचिन्हार आखर"पर जा कऽ पढ़ि सकैत छथि आ संपूर्ण वैदिक छन्द सीखि सकै छथि। हजारो वर्ष पहिने जाहि समाजक कवि साहस संग अपन रचनासँ पहिने ओकर विधान लीखि सकैत छलाह ओही कविक वशंज सभ ततेक कमजोर जे ओ सभ विधान देखिते छुल-छुल मूतए लागै छथि।

10

पृष्ठ 15 पर चुन्नूजी लिखैत छथि जे "हम छंद मे लयक आग्रही बेसी छी"। ई कथन आ चुन्नूजीक वास्तविकता दूनू अलग-अलग अछि। हुनका लय बेसी चाही सेहो छंदमे मुदा छंद कतए छनि? ओ तँ छंद-बहर मानिते नै छथि तखन छंदमे बेसी कि कम लय कोना भऽ सकतै? वास्तविकता तँ ई अछि जे चुन्नूजीकेँ ई पते नै छनि जे लय की होइत छै। साहित्ये नै दुनियाँक कोनो एहन चीज नै छै जाहिमे लय नै होइत हो। लय केर मतलब छै "गति"। चलैत हवाक लय छै तँ नदी संग नालाक सेहो। गुड़कैत पाथरक सेहो लय छै। आब अही लय सभमेसँ जखन कोनो एकटा लय बेर-बेर निश्चित अवधि-अंतरालक संग अबैत छै तखन ओ छंद बनि जाइत छै, ओकर नाम पड़ि जाइत छै। कथा अछि जे साँपकेँ भागैत देखि संस्कृतक "भुजंगप्रयात" छंद बनल अछि। एकर सोझ मतलब भेल जे छंद एकटा विशिष्ट लय केर नाम छै। आब जखन लय छैहे तखन चुन्नूजी कम-बेसी किए रहल छथि तकर हम अनुमान कऽ सकैत छी। हमर अनुमान अछि जे छंद बला रचना एक तँ लिखहेमे कठिन छै आ तकर बाद ओकर धुन बनाएब सेहो कठिन। मुदा बिना छंद-बहर बला रचना तँ केनाहुतो लीखू आ ओकर धुन बना गाबि लिअ। चुन्नूजी मूलतः मंचीय गायक छथि आ चुन्नूजीकेँ मंचपर प्रेशर रहैत छनि गेबाक आ तही प्रेशरक कारणे ओ लयक बेसी आग्रही हेता। मुदा फेर कहब छंद विशिष्ट लयक नाम छै ओहिमे जँ कियो कम-बेसी केर बात करै छथि तँ साफे बुझू जे हुनका लग कान्सेप्ट केर कमी छनि। एहिठाम कियो ई कहि सकै छथि जे गायककेँ मंचपर अनिवार्य रूपसँ जाए पड़तै तँइ मंचीय गायक नामक वर्गीकरण उचित नै। मुदा कवि-साहित्यकारकेँ तँ सेहो अनिवार्य रूपसँ मंचपर जाए पड़ै छै तखन अलगसँ मंचीय कवि-साहित्यकारक वर्गीकरण करबाक कोन जरूरति? जे गुण कोनो कवि-साहित्यकारकेँ मंचीय बना दैत छै ठीक ओहने गुण कोनो गायककेँ सेहो मंचीय बना दैत छै।

ओढल ओ शेरक खाल बरु छै तँ सिआरे

एहन परजीवीकेँ रगड़बाक समय छै

(शाइर-रामबाबू सिंह, मात्राक्रम-2222-2212-211-22)

11

चुन्नूजी गजलक व्याकरण मानिते नै छथि तखन छोट बहर वा पैघ बहरक चर्चा करब संकेत दैए जे चुन्नूजी छोट पाँतिकेँ छोट बहर आ पैघ पाँतिकेँ पैघ बहर मानि लेने छथि से साफे अज्ञानता छै (पृष्ठ-17)। पाँतिसँ बहरक निर्धारण नै होइत छै बल्कि बहरसँ पाँतिक निर्धारण होइत छै से बूझब आवश्यक आ पहिल दू पाँतिक जे बहर-काफिया-रदीफ कायम हेतै सएह पूरा गजलमे अंत धरि निर्वाह हेबाक चाही। ईहो देखि हँसी लागैए जे एक दिस चुन्नूजी गजलक छंद ओ छंदकार सभकेँ खारिज करै छथि मुदा ओही छंदकार, ओही "अनचिन्हार आखर" केर बनाएल परिभाषिक शब्दावली जेना बाल गजल, भक्ति गजल आदिकेँ हपसि कऽ रखबाक प्रयास कऽ रहल छथि (पृष्ठ-18)। बहुत संभव चुन्नूजी ई मानि बैसल होथि जे एहि पारिभाषिक शब्दावली आ सिद्धांतक जन्मदाता हुनकेसँ उपकृत कोनो युवा छै। मुदा हँसिए-हँसीमे एहि सभ बातकेँ कात करैत ईहो विश्वास भऽ जाइए जे मैथिलीमे असल गजलक बाट एनाहिते लक्ष्य धरि पहुँचतै।

काँटक ढेरीमे फूल खोजि रहल छी

संकटमे हर्षक मूल खोजि रहल छी

(शाइर-कुन्दन कुमार कर्ण, मात्राक्रम-222-22-2121-122)

12

चुन्नूजीक भूमिका एकै छनि मुदा ओहिमे फाँक बहुत अछि। अतेक जे एकटा फाँकमे हाथ देब तँ दस टा फाँक केर अनुभव हएत मुदा सभ फाँक किछु मुख्य फाँकमे जा कऽ मीलि जाइत छै। आ तँइ हमर प्रयास रहल अछि जे हम ओही मुख्य फाँक सभकेँ अपन आलोचनाक विषय बना सकी। रहलै बात एहि कथित संग्रह रचना सभकेँ तँ ओ हमरा लग नै अछि मुदा चुन्नूजीक अध्य्यन, क्षमता एवं पूर्वाग्रहकेँ देखैत रचना सभकेँ बिना पढ़ने कहल सकैए जे पोथीमे देल गेल रचना सभ गजल नै हएत। ओ रचना सभ आन जे किछु (गीत-कविता) हुअए मुदा गजल तँ नहिए हएत। आब जँ ओ गीत कि कविता अछि तँ ओ केहन अछि से गीत-कविताक मर्मज्ञ सभ कहता। मैथिलीमे पुरस्कारक जे हाल छै ताहिमे ई बहुत संभव जे हुनकर एहि पोथीकेँ पुरस्कार भेटि जाइक। मुदा मोन राखू पुरस्कार कोनो विधाक मानक नै होइत छै। एकटा बात ईहो जे चुन्नूजी "नाटक" करएमे महारथी छथि आ तँइ ई गजल विधाक संग "नाटक" केने छथि।

हीरो नै ऐ नाटकमे

बिपटा छै भरमार सजल

(शाइर-ओमप्रकाश, मात्राक्रम-22-22-22-2)

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

मुन्नाजी

सुतिहार

-- तों त' बड़ड सुतिहार लगै छह हौ , थम्ह' तोरा एकर सबहक मेट (Team Leader )बना दै छीय' !

-- माथ पर बज्जर खसएब की ? हम अपने पुश्तैनी काज के सुखितगर बुझै छी...!

-- गामो मे सुतिहारी देखबै छलियै अहाँ मुदा पेट भूखले रहि जए.

-- तें त' शहर धेलौं !

-- आब सुखीतगर छी ने ?

-- सुख मरि गेल बुझू !

-- ऍं...?

-- गाम मे तंगी एहेन जे शहर एबाक सोचबा पर मासूल जोड़ब पसेना छोड़ा देने छल .

आब त' सब मास मे हवाई जहाज से जा आइब सकै छी.

-- मास पुरिते गाम चल जा ठेही उतारै छ' की ?

-- नै साहेब, कैञ्चा पुरि गेल त' पलखति.....उड़ि गेल !

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

संतोष कुमार राय 'बटोही'

मंगरौना (धारावाहिक उपन्यास)

(दोसर खेप)

आचार्यजी मंत्र पढ़ा रहल छथिन्ह। पुजारी बाबा पीछा-पुछा पढ़ि रहल छथि।

"ओम् इदं दुर्वादलं .....नम:।"

"ओम् इदं एष पुष्पम् श्री दुर्गा देव्यै नम:।"

वगैरह-वगैरह मंत्रोच्चारणक बीच सभ कियो कलश भरनिहारिन-भरनिहार कतारबद्ध कमला कँ जल कलश मे भरि रहल छथि। सभ कियो कँ माथ पर ललका पगड़ी नीक लागि रहल छन्हि। फुलकी वाला पगड़ी। कमला किनारे पूजा भेलाक बाद आचार्यजी, पुजारी बाबा आगु-आगु बढ़ि रहल छथिन्ह। एकटा साइड मे चर डोलाबति आओर दोसर साइड मे गंगाजल सँ भूमि के शुद्ध करैत दू जने आगा बढ़ि रहल छथिन्ह।

तारापट्टी होएत कलश यात्रा घोंघड़रिया आबि गेल। अइ गामक लोकनि अपन-अपन घरक सोझा मे रस्ता कँ पानि सँ धोने छथि।

"गणेश भगवान की....।"

"जय...।"

"कार्तिक भगवान की।"

"जय।"

"दुर्गा महरानी की।"

"जय।"

"सरस्वती माँ की।"



ISSN 2229-547X VIDEHA

"जय।"

वगैरह-वगैरह नारा लगबैत कलश यात्रा आगाँ आबि रहल अछि। घड़ीघंट, शंख वगैरहक बीच पूरा गाम भक्ति मे डुबल अछि।

कलश यात्रा के पूरा गाम मे घुमौल गेल।

"हौ , कलश कतारबद्ध राखल जेतै।"

"ठीक छै चाचाजी।"

"सरोज, मुख्य कलश ऊपर लऽ जाउ।"

"ठीक छै।"

"बाकी कलश के मंदिर कें चारू ओर कतारबद्ध राखल जाउ।"

सभटा कलश कें मंदिरक बेसमेंट के चारू ओर राखल गेलै।

"माता-बहिन, ध्यान देबै- शरबत पी कें जायब।"

"माँ शेरावाली की।"

"जय।"

सभ कियो एनाउंसर के संग देलथिन्ह।

मेला लागि गेल छै। नाच, नाटक, थियेटर, बड़का झूला, मिठाई दुकान, मनिहारा , पान वाला वगैरह मेलाक रौनक कें बढ़ा रहल छै।

ऐं रौ संतोख , माँ कतऽ गेल छौ ?"

"हमरा नहि बुझल अछि बाबा।"

"धानक तीन बरख लेला भऽ गेलै। कहिया देतै ?"

"हमरा नहि बुझल अछि बाबा।"

गरीबक जिनगी नरक होएत छै। घर मे एको कनमा धान नहि छै। मरूआ खेत बाबू बेच देलथिन्ह। सुगौनापट्टीक खेत बिका गेलै। ओतS राहैर आओर मरूआ उपजैत छलै। अगहन सँ पहिने इ जान बचाबैत छलै। अगहन मे बोइन सँ ठीकठाक धान भS जायत छलै। धानक कटनीक बाद घर मे धानक ढेर लागि जायत छलै। गरीबक घर भरि जाएत छलै।

कमाय वाला कियो नहि। खाय वाला न टा लोक। परिवारक की दशा हेतै से अंदाजा लगा सकैत छी।

पहिल बेटिक ब्याह मे सुगौनापट्टी बिका गेलन्हि । दोसर बेटिक ब्याह मे कमलाजीत बिका गेलन्हि। पछबैर बाधक आओर जमतरक खेत फुसिंयौंहक ज्ञान बघारैत बाबूजी बेचलाथि।

"बेटा मरतौ।"

"गै बेटखौकी , तोरे बेटा मरतौ ।"

"हे सूरू सरकार निसाफ करियह..।"

"आगि नहि उठाबही गै बेटचोदी... जमाए मरतौ।"

"एकटा अलंग जाबे नहि तोड़बौ, ताबे आब हम शान्त नहि हेबै।"

इ गामक सोहर छियैय। साझँ-विहंसर गुहाँ गिज्जर भS रहल छै। एक धुर जमीनक लेल झगड़ा भS रहल छै। अमीन लौल गेल छेलै, परञ्च अमीन कँ गप्प बुढ़िया फुसि भS गेलै।

किछु बच्चा स्कूल जैत छल। संस्कृत स्कूल पार करैत दुर्गा स्थान दिस निछोह भागि रहल छलै। मखानपुरा टोल पर राजकीय प्राथमिक विद्यालय छै। इ स्कूल मंगरौना गामक शिक्षा बेवस्थाक रीढ़क हड्डी कहल जा सकैत अछि। स्कूल कैँ स्थापना मे राम अवतार मास्टर साहब कँ बड़ि भूमिका रहलन्हि अछि। स्कूल आब राजकीय उत्क्रमित मध्य विद्यालय शिवा-मंगरौना भS चुकल अछि।

स्कूल के अपग्रेड भेलाक बादो स्कूल मे पढ़ाई-लिखाई नहि होएत छै। स्कूल कँ पीछा मे कलम मे विद्यार्थी सभ खेलाति रहैत छै आओर मास्टर सभ टेबुल कँ चारू दिस बैस कS गोलमेज सम्मेलन करैत छथिन्ह।

हुनका लोकनि कैँ कहै वाला कियो नहि छन्हि जे मास्टर साहब पढ़बै क्याक नहि छियैय। फिलहाल वीणा देवी प्रधानाध्यापक छथिन्ह।

वीणा देवी आँखि पर चश्मा लगौने रजिस्टर मे घुसल रहति छथिन्ह आओर बाकी माहटर गप्प करवा मे मसगुल रहति छथिन्ह। टाइम पास कोना केल जाएत अछि से अइ माहटर सभ सँ सीख सकैत छी। विद्यालय कैँ गप्पशाला बनौने छथि।

मिड-डे मिल स्कूल के लेल आओर स्टाफ के लेल दुधारू गायक समान योजना अछि।खा-खा कS सभ कियो अलसैत छथि। पढ़ाई-लिखाई जाउ भाँड़ मे।स्कूल के सेक्रटरी सेहो खुश आओर माहटर सेहो खुश।वाह रे! मुर्गा भात।मिड-डे मिल योजना गरीब छात्र कैँ स्कूल सँ पौष्टिक आहार भेटवाक योजना छल। बड़ि पैघ सोच छल सरकार कैँ अइ योजनाक पीछा मे।

गरीबक घर मे पौष्टिक आहार धिया-पुता कैँ नहि मिललाक कारने कुपोषण के शिकार नेना-भूटा सभ बेमार होएत रहति छथि। जिनगीभरि फिरिशान। खिचड़ी, फल, अंडा वगैरह कैँ घोटाला पूरा देश मे स्कूल मे भS रहल छै, परञ्च अइ पर तेसर आँखि के राखत ? सभ लुटि खौ सरकारक धन। कनी अहाँ खौ, कनी हम खायब , कनी वो खेताह, कनी मालिक खेताह , कनी हाकिम, ऊपर सँ नीचा धरि सभ हाकिम खौ। सुशासनक सरकार अछि देश मे आओर राज्य मे।

विद्यार्थीक खाता पर आयल पै पर सेहो डाका पड़ति छै। चाह आओर नाश्ता लेल भीख माँगवा मे ऊपर सँ नीचा धरि हाकिम सभ महारत हासिल केने छथि।

"ऐं यौ , हुनका देलियन्हि , हमरो बनै छै; किछु तँ हमरो देल जाउ।"

"हँ, सर ! अहुँ कैँ भेटत।"

सभटा निर्लज्ज भS चुकल अछि हाकिम। अइ भ्रष्टाचार पर नकेल के कसत ? जे नकेल कसै के कोशिश करैत छथि ,वो मारल जाएत अछि।

बेनीपट्टी मे की भेलै अविनाश कैँ ? आओर झंझारपुर मे की भेलन्हि एडीजे प्रथम अविनाश कैँ ? बिहार मे सभ किछु भS सकैए- कुता की की ने करौत। जनता मरि रहल अछि। दुनिका मे जे जतेक बड़का ठग अछि ओकर ओतेक बेसी विकास।

कतेक बेर रामधनी सेहो परयास केलन्हि अछि जे हमहु बेलॉक मे कोनो हाकिम भऽ जाउ, परञ्च घुस देबाक पै हुनका जोगाड़ नहि भेलन्हि।

"अहाँ , एना नहि मारियौ। छौड़ा मरि जेतै। की अपराध केलक ?"

"सार मारि देबौ, दोसर दिन हमर कलम दिस नहि अबिएँह।"

" की केलक हमर बउवा ?"

"छौड़ा कें समहैल ले, नहि तँ घेंट तोड़ि देबै कुनो दिन।"

"से बिना कारने अहाँ कोना तोड़ि देबै ?"

" सार, हमर नबका कलम मे भिड़ल क्याक ?"

" माटिक भीता मे कनेक भिड़े गेलै, तँ तों एना मारबहक ।"

"तोड़ो, तोड़ि देबौ।"

" रौ सार, माएक दूध पीने छैं, तँ फरचिया ले।"

आब लतम- जुतम भऽ रहल छै। किछु लोकनि धड़हरिया छथि। दुनु के बीच बचाव करैत छथिन्ह। इएहा गाम 'मंगरौना' छियैय- 'मंगरौना'; ऐतिहासिक गाम ; जतऽ दुर्गा मंदिर छै। नेपाल सँ लकऽ पूरा बिहार भरि मे चैती दुर्गा मेला लेल ख्यात छै।

चिरंजीव व्यास जी गुजैर गेलाह। गरीब छलाह। चारिटा बेटा रहैतहुँ हुनका मुखाग्नि अपन बेटाक हाथ सँ नसीब नहि भेलन्हि। छोट बेटा दरिभंगा में पढ़ैत छलन्हि। बड़का बेटा सारक ब्याह मे मधुबनी मे आयल छल, परञ्च गाम पर किनको नहि खबर। बाप मरि गेल छन्हि आओर वो सारक ब्याह मे लागल छथि। घोर कलियुग !! ठीके कहल गेल छै- 'न टा बेटा राम के एक्को टा नहि काम के' ।

आइ व्यासजीक नहकेश छियन्हि। बड़का बेटा पहुँच गेलाह अछि। उतरी आब हुनका गला जेतन्हि। तेरहवीं भऽ गेलन्हि अछि। बाप बाप होएत छै।

बाप मुइला पर संतोख बौक भऽ गेलाह अछि। छोट बहिनक ब्याहक कार्यभार आब संतोख पर आबि गेलन्हि। संतोख साइंस मे केमेस्ट्री ऑनर्स सँ आर के कॉलेज मधुबनी मे दाखिला तँ लऽ लेलाथि ,परञ्च छोट बहिनक उमर बेसि भ रहल छन्हि इ सोचि ओ पगला गेलाथि। संतोख पागल भऽ गेलाथि। कोनहुँ धरानी बहिनक ब्याह संपन्न भेलन्हि जबदी मनोज राय सँ।

'जीते जी गुँहा भत्ता- मरिते दुधा भत्ता' ठीके कहल जाएत छै। एगारह दुना बाईस जन आओर टोलबैया लकऽ भोज केलथि तीनु भाई।

छह साल सँ संतोख दिल्ली ओगरने छथि। झलकू बाबा कँ डर सँ ओ गाम नहि आबैत छलाह अछि।दिल्ली मे वो मनतोख बाबा कँ दस हजार देने छलथिन्ह आओर किछु हजार हुनकर बड़ भैय्या देलथिन्ह, परञ्च झलकू बाबा नहि मानलकन्हि अछि।

2009 मे संतोख अपने हाथ सँ 21,000 हजार रूपया दकऽ महाजन सँ फारकति भेलाथि। तीन साल मे दस हजारक सुदि-मुरि पैंतीस-छत्तीस हजार देमऽ पड़लन्हि।

इ 'मंगरौना' गाम छियैय । गरीबक खाल उतारै वाला गाम। तिला संक्रांति मे 'लाई' कँ लेल मोनू ठाकुर कँ जान चलि गेलन्हि अछि। गरीबक जानक कोनहु मोल नहि। बेचारा झपकी पोखैर में शीतलहरी मे पोखैर मे 'लाई' खेवाक इच्छा सँ हेलकऽ ओइ पार सँ दोसर पार जेबाक क्रम मे जान गमा देलाथि।

चिउरा-मुरही-लाई खेवाक सजा भेटलन्हि हुनका वा गरीब हेवाक सजा ? 'मंगरौना' बड़ि रास अपराधी कँ पचा लेने छथि। गामक एकता अइ मामला मे बेजोड़ अछि।

बलुआहा बान्ह पर साँझ मे छौड़ा सभ भड़ल रहति छै ; आओर देर राति धरि भड़ल रहति छै। किछु महान काजक योजना बनि रहल छै अर्जुनक कलम लग बम्मा पर देर राति मे।

'मंगरौना' गामक भविष्य शिवा चौक पर बनति अछि। गामक आओर पंचायतक विकासक योजना शिवा चौक पर लिखैत अछि। बड़ि नीक ! ढेर रास नीक - 'फलाँ छौड़ी भागि गेलै फलाँ छौड़ा संग' इ विकासक योजना छियैय।

( उपन्यासक शेष अंश अगिला खेप मे)

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

रबीन्द्र नारायण मिश्र

लजकोटर

-३२-

बहुत प्रयासक बाद हमर काजसभ फेरसरिआ गेल छल।हम दिल्लीमे नीक जकाँ व्यवस्थित भए गेल रही । कहिओ काल मदनबाबूक ओहिठाम जा कए हुनकर घरक देखरेख करए पड़ैत छल । ततेकटा घर छलैक जे साफे करएमे सौंसे दिन लागि जाइ। ओहिदिन आओर किछु करब संभव नहि भए सकैत छल । कैकबेर मोनमे होअए जे जौं क्यो विश्वस्त लोक भेटि जाइत तँ ओकरा ओहिठाम राखि दितिऐक । हमरो भार कमैत आ ओकरो किछु लाभ होइतैक । मदनबाबू कैकबेर फोनपर ई बात कहबो करथि मुदा तेहन क्यो भेटए तखन ने? एहन ने होअए जे लेनाक-देना पड़ि जाए ।

एकदिन एहिना अपन कार्यालयमे बैसल रही की रचनाकेँ आबाज बुझाएल । ओ हमर कोठरीक बाहर ककरोसँ हमरे बारेमे पुछि रहल छलखिन । हम बाहर निकलैत छी । हुनका देखितहि जेना करेंट लागि गेल । एहन सुंदर लोककेँ देखि कए क्यो ठाढ़ भए जाएत । हम कोनो अपवाद नहि छलहुँ । लगपास देखलिऐक कैकगोटे किछु-किछु बतिआ रहल अछि । ओ सभ गाहे-वगाहे रचने दिस इसारा कए रहल छल ।

"आउ, आउ । अंदरे आबि जाउ ।"

ओ हमर कोठरीमे अबैत छथि । लगलैक जेना सौंसे कोठरीमे इजोत भए गेल हो ।

"कोना अएलहु?"

"किछु दिक्कतमे पड़ि गेल छी ।"

"की बात?"

"कहबामे लाज होइत अछि मुदा अहाँकेँ नहि कहब तँ ककरा कहबै?परदेशमे के ककरा देखैत छैक? एहनमे अहाँ एतेक लोकक पालन कए रहल छी । असलमे बहुत दिनसँ मोन छ-पाँच कए रहल छल मुदा लाज होअए।मुदा परिस्थिति एहन भए गेल जे बिना अएने कोनो उपाय नहि रहल ।

" हम की कए सकैत छी?"

"हमरासभ कैँ किछु काज धरा दिअ ।"

से कहि ओ बाहर ठाढ़ माधवकेँ बजओलखिन । माधव अंदर अबैत छथि । माधव बटुकक पितिऔत छलाह । गामे मे कुस्ती खेलाथि । हार-पाँजर बेस मजगूत छलैक । तमाकुल खाइत ओ हमर कोठरीमे अबितहि पहिल काज केलाह जे मुँहसँ तमाकुलकेँ थुकरलाह ।

"कतेक पढ़ल छी?" -हम पुछलिऐक ।

नौवाँ फेल छिऐ?

"ओ की काज कए सकैत छी?"

" जे काज भेटत से कए लेबैक ।" से बाजि ओ जोरसँ तमाकुल थुकरलाह ।

हम ओकरा मदनबाबूक ओहिठाम चौकीदारक काजमे राखि देलिऐक । ओतहि बाहरमे एकटा कोठरीमे रहबाक सेहो जोगार भए गेलैक । ओसभ बहुत खुश भेलाह । हमरो कनी चैन बुझाएल कारण बेर-बेर ओहि कोठीपर गेनाइ मोसकिल भए जाइत छल ।

मास-दूमास तँओसभनित्य साँझमे फोन करितथि । तकरबाद फोन कहिओ-कहिओ आबए । हमरो एतेक फुर्सति नहि रहए जे ओहीपर लागल रहितहुँ । मुदा जखन बहुत दिनधरि फोन नहि आएल तँ चिंता भेल जे एकबेर अपने जा कए देखी जे बात की छैक । कहीं ईहोसभ किछु खेल तँ नहि शुरु केलक । रविदिन छलैक । हमरा ओहिठाम छुट्टी रहैक । हम ओहिठाम पहुँचलहुँ । जानि कए ओकरासभकेँ फोन नहि केलिऐक ।

औ बाबू! ओतए पहुँचतहि हालत देखि गुम्म पड़ि गेलहुँ। सौंसे कोठीमे लोक गज-गज करैत छल । केओ परिचित लोक नहि बुझाएल । ताबे ओकरासभकेँ पता लागि गेलैक जे हम आएल छी । माधव तमाकुल चुनबैत आएल । गोर लागलक । रचना सेहो आबि गेलीह । दुनूगोटे नि:शब्द ठाढ़ छलाह।

"ई की देखि रहल छी?"

"एकहि सप्ताहमे चलि जाइ जेतेक । विद्यार्थीसभ छैक। सभ बहुत कष्टमे रहैक । परीक्षा देबए आएल छैक ।"

"मुदा अहाँकेँ ई अधिकार के देलक जे अनकर मकानकेँ बिना अनुमतिकेँ ई हाल कए दी?"

हमरा तमसाएल देखि रचना थोड़-थाम्ह लगेबाक प्रयास करए लगलीह ।

माधव कतहुँ सहटि गेलाह । रचना असगर देखि कनखी-मटकीपर उतड़ि गेलीह । एहिबातसँ हमरा आओर तामस चढ़ि गेल।

"माधव! माधव !"-हम जोर-जोरसँ चिकरलहुँ । ओ किन्नहुँ सामने नहि आएल ।पता नहि कतए चलि गेल । आबकी करी?रचनाकेँ बेसी किछु कहब नीक नहि लागए?तथापि समाधान तँ करक रहैक ।

"एकरासभकेँ दूघंटाक अंदर खाली कराउ नहि तँ हम पुलिसकेँ बजाएब।"

"जकरा बजाउ मुदा ई सभ एकसप्ताहसँ पहिने नहि जा सकत ।"

रचनाक ऐहन पकठोस बात सुनि ककरो खराप लगितैक। कहबी छैक जे एक तँ चोरी ताहिपरसँ सीनाजोरी । की दुनियाँ छैक?एकरासभकेँ चौकीदारक काज धरा देलिऐक जे अपनो गुजर करत आ मकानोक देखभाल भए जाएत । मुदा ई सभ तँ बेस धोखेबाज निकलल ।

गलती हमरे छल जे एकरासभपर एतेक विश्वास केलहुँ ।आब जखन फँसिए गेल रही तँ बुधिआरीसँ बिना बेसी फसाद केनहि निकलि जाइ सएह ठीक बुझाएल । हम ओहिदिन पुलिस नहि बजओलहुँ । भेल जे बातकेँ बतंगर ने भए जाए । ओहिठामसँ वापस अबैत-अबैत रचनाकेँ बेर-बेर कहलिऐक जे जलदीसँ जलदी एकरासभकेँ हटाबए । हम फेर कखनो आबि सकैत छी ।

“अहाँ निश्चिन्त रहू।”-रचना बाजलि । हम ओहिठामसँ चलि तँ अएलहुँ मुदा मोन ओम्हरे लटकल छल ।

मदनबाबूहमरा विश्वासपर कोठीक कुंजी दए गेल रहथिजे कहिओ काल सफाइकरा देल करबैक,देख-रेख कए देबैक । हम रचना आ माधवक हालत देखि ओकराकिछु फएदा करबाक हेतु ई व्यवस्था कए देने रहिऐक।तकर ओ सभ की हाल केलक?एकरासभकेँ देखि कए बुझाएल जे एहि दुनियाँमेकेहन-केहन लोक होइत अछि । लोभ-लालचमे फँसि कए कोनो हद धरि जा सकैत छैक । चीज ककरोरहैक, मालिक केओ बनि गेल ।

रातिभरि निन्न नहि भेल । भोरे मदनबाबूकेँ फोन कए सभबात कहलिअनि । मुदा ओ कनिको चिंतित नहि भेलाह । कहलाह-"जे वाजिब होइ से कए लेब ।" एहिसँ बेसीओ किछु नहि बजलाह । खैर!जे भेल,से भेल, आबो बात सम्हरि जाए ताहि दिसामे प्रयास केलहुँ । प्रातभेने फेरओहिठाम पहुँचलहुँ आ ओहिमे रहनिहार विद्यार्थीसभकेँ सभबात खोलि कए कहलिऐक । ओ सभ कहलक ——

“हमरा सभसँ तँ किराया लए लेने अछि आ फाजिल टाका अछिओ नहि । परीक्षा छोड़िकए हम सभ कतए जाएब?"

“परीक्षा कहिआ धरि छैक ।"

"काल्हि भरि छैक । परसू दूपहरिआमे हमसभ अपने चलि जाएब ।"

हम ओकरासभक बात मानि लेलहुँ,कारण ओकरा सभक कोनो गलती नहि छलैक । बाहरसँ आएल छल । एतेक छल -प्रपंच नहि बुझि सकल । रचना हमरासँ गप्प करबाक कैकबेर प्रयास केलक मुदा हम बिना किछु गप्प केनहि वापस अपन डेरापर चलि अएलहुँ । हम माधवकेँ तकलिऐक । मुदा ओ तँ चंपत भए गेल छल । साइत एहूमे ओकर कोनोचालि छलैक?

अबैत-अबैत हम एतबा साफ कहि देलिऐक-"अहूँसभ अपन डेरा ताकि लिअ ।"

रचना बिना किछु बजने पाछू घुमि गेलीह ।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

डॉ. किशन कारीगर

## आबू यौ देखू मिथिला के गाम

(मैथिली गीत)

आबू आबू यौ भैया काका
आबू आबू हे दीदी बहिन

पोखरि इनार गाछि कलम छै गामे गाम
देखू घुमू अहाँ मिथिला के गाम.

गामक दलान पर लोक छै बैसल
हां हां हीं हीं करैए, नै कोई रूसल?

आबू आबू यौ भैया काका
आबू यौ देखू मिथिला के गाम

मंडन मिश्र के शास्त्रार्थ दिया बुझब
राजा सलेहसक पराक्रम लोक मुँहे सुनब

स्वाभिमानी अयाची के साग उपजाएब दियै कहब
बंठा चमार के वीरगाथा सेहो अहाँ सुनब.

आबू आबू यौ भैया काका
आबू यौ देखू मिथिला के गाम

दिना भदरी के लोकगाथा सब सुनब
कवि विद्यापतिक नचारी पर झूमब

बाबा नागार्जुन के जनभावना सब पढ़ब
गोनू झा के खिस्सा लोक सब मुँहे सुनब.

आबू आबू यौ भैया काका
आबू यौ देखू मिथिला के गाम

रामफल मंडल सूरजनारयण सिंह के शहादत देखू
मांगैन खबास संग राज दरभंगा के कहनाम सुनू

पान मखान संग कतरल सुपारी
चाउर मरूआ के रोटी पर धनियाक चटनी

अंगना नीपैत जलखै बनबैत देखू घर गिरहथनी
गीत गबैत धान गहूमक होइए बाध बोन मे कटनी

कहैए 'किशन कारीगर' अहिं सब स यौ भैया
आबू आबू यौ देखू घुमू अहाँ मिथिला के गाम.

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

……………………………………………………………………………………………………

संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

*Videha e-Learning*




विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

पेटार (रिसोर्स सेन्टर)

शब्द-व्याकरण-इतिहास

MAITHILI IDIOMS & PHRASES मैथिली मुहावरा एवम् लोकोक्ति प्रकाश- रमाकान्त मिश्र मिहिर (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

डॉ. ललिता झा- मैथिलीक भोजन सम्बन्धी शब्दावली (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

मैथिली शब्द संचय MAITHILI DICTIONARY- RAMDEO JHA (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

ENGLISH MAITHILI COMPUTER DICTIONARY

MAITHILI ENGLISH DICTIONARY

अणिमा सिंह -Shishu_Geet_Khel_Anima_Singh

डॉ. रमण झा

मैथिली काव्यमे अलङ्कार  अलङ्कार-भास्कर

आनन्द मिश्र (सौजन्य श्री रमानन्द झा "रमण")- मिथिला भाषाक सुबोध व्याकरण

BHOLALAL DAS मैथिली सुबोध व्याकरण- भोला लाल दास

राधाकृष्ण चौधरी- A Survey of Maithili Literature

.....................................................................................................................

मूलपाठ

तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास (यू.पी.एस.सी. सिलेबस)

राजेश्वर झा- मिथिलाक्षरक उद्भव ओ विकास (मैथिली साहित्य संस्थान आर्काइव)

Surendra Jha Suman दत्त-वती (मूल)- श्री सुरेन्द्र झा सुमन (यू.पी.एस.सी. सिलेबस)

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

प्रबन्ध संग्रह- रमानाथ झा (बी.पी.एस.सी. सिलेबस) CIIL SITE

..........................................................................................................................

समीक्षा

सुभाष चन्द्र यादव-राजकमल चौधरी: मोनोग्राफ

शिव कुमार झा "टिल्लू" अंशु-समालोचना

डॉ बचेश्वर झा- B_JHA_Nibhand_Nikunj.pdf

डॉ. देवशंकर नवीन- Adhunik_Sahityak_Paridrishya

डॉ. रमण झा- भिन्न-अभिन्न

प्रेमशंकर सिंह- मैथिली भाषा साहित्य:बीसम शताब्दी (आलोचना)

डॉ. रमानन्द झा 'रमण'

हिआओल

अखियासल CIIL SITE

दुर्गानन्द मण्डल-चक्षु

RAMDEO JHA दत्त-वतीक वस्तु कौशल- डॉ. श्रीरामदेवझा

SHAILENDRA MOHAN JHA परिचय निचय- डॉ शैलेन्द्र मोहन झा

..........................................................................................................................

अतिरिक्त पाठ

पहिने मिथिला मैथिलीक सामान्य जानकारी लेल एहि पोथी कें पढ़ू:-

राधाकृष्ण चौधरी- मिथिलाक इतिहास

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

फेर एहि मनलग्गू फाइल सभकेँ सेहो पढ़ू:-

केदारनाथ चौधरी

चमेलीरानी     माहुर     करार

कुमार पवन

पइठ (मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ कथा) (साभार अंतिका)   डायरीक खाली पन्ना (साभार अंतिका)

योगेन्द्र पाठक वियोगी- विज्ञानक बतकही

रामलोचन ठाकुर- मैथिली लोककथा

SAHITYA AKADEMI

http://sahitya-akademi.gov.in/publications/e-books.jsp

http://sahitya-akademi.gov.in/general/Digitalbooks.jsp

CIIL

http://corpora.ciil.org/maisam.htm

अखियासल (रमानन्द झा रमण)

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI1.pdf

जुआयल कनकनी- महेन्द्र

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI2.pdf

प्रबन्ध संग्रह- रमानाथ झा (बी.पी.एस.सी. सिलेबस)

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI3.pdf

सृजन केर दीप पर्व- सं केदार कानन आ अरविन्द ठाकुर

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI4.pdf

मैथिली गद्य संग्रह- सं शैलेन्द्र मोहन झा

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI5.pdf

JNU

http://sanskrit.jnu.ac.in/maithili/index.jsp

http://sanskrit.jnu.ac.in/student_projects/lexicon.jsp?lexicon=maithili

ARCHIVE.ORG

https://archive.org/details/%40vijay_deo_jha?&sort=-publicdate&page=2

VIDEHA MAITHILI BOOKS/ PICTURE-AUDIO-VIDEO ARCHIVE

http://videha.co.in/new_page_15.htm

https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

ALL INDIA RADIO DOORDARSHAN आकाशवाणी दूरदर्शन

http://prasarbharati.gov.in/

http://newsonair.com/

https://doordarshan.gov.in/

आकाशवाणी मैथिली
पोडकास्ट http://prasarbharati.gov.in/podcast.php?filterlang=Maithili&from=1947-08-15&fromwp=2020-08-29&to=2050-12-31&search=GO

आकाशवाणी पटना/ दरभंगा मैथिली रेजनल न्यूज टेक्स्ट डाउनलोड-1 http://newsonair.com/RNU-NSD-Audio-Archive-Search.aspx

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

आकाशवाणी पटना/ दरभंगा मैथिली रेजनल न्यूज टेक्स्ट डाउनलोड-2 http://newsonair.com/Regional-Text.aspx

आकाशवाणी दरभंगा http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=282

आकाशवाणी दरभंगा यू ट्यूब चैनल https://www.youtube.com/channel/UCGdNveEFmv4pPolWiTEMxVA

आकाशवाणी भागलपुर http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=359

आकाशवाणी पूर्णियाँ http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=256

आकाशवाणी पटना http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=122

IGNCA

http://ignca.nic.in/coilnet/mithila.htm

http://ignca.nic.in/coilnet/kalyani.htm (MAITHILI ENGLISH DICTIONARY)

http://tdil.mit.gov.in/CoilNet/IGNCA/mithila.htm

MITHILA DARSHAN

https://mithiladarshan.com/ (online pdf of Maithili journal)

I LOVE MITHILA

https://www.ilovemithila.com/ (online maithili journal)

मैथिली साहित्य संस्थान

https://www.maithilisahityasansthan.org/

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

https://www.maithilisahityasansthan.org/resources (online pdf of Reasearch Papers/ books)

.........................................................................................................................

VIDEHA e-LEARNING YOUTUBE CHANNEL

https://www.youtube.com/channel/UC4abVKqMj2pDWIAkXiOHp7A

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) अनुवाद विशेषांक (गद्य-पद्य भारती) ९७म अंक





Videha_01_01_2012 Videha_01_01_2012_Tirhuta 97

८) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

९) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

१०) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

११) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

१२) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१३) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१४) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१५) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

१६) मैथिली वेब पत्रकारिता विशेषांक

VIDEHA 313

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१७) मैथिली बीहनि कथा विशेषांक-२

VIDEHA 317

१८) रामलोचन ठाकुर विशेषांक

VIDEHA 319

१९) रामलोचन ठाकुर श्रद्धांजलि विशेषांक

VIDEHA 320

२०) राजनन्दन लाल दास विशेषांक

VIDEHA 333

लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

विदेहक दू सए नौम अंक Videha_01_09_2016

"पाठक हमर पोथी किए पढ़थि"- लेखक द्वारा अप्पन पोथी/ रचनाक समीक्षा सीरीज

१. आशीष अनचिन्हार 'विदेह' क ३२७ म अंक ०१ अगस्त २०२१

एडिटर्स चोइस सीरीज

एडिटर्स चोइस सीरीज-१

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

विदेहक १२३ म (०१ फरबरी २०१३) अंकमे बलात्कारपर मैथिलीमे पहिल कविता प्रकाशित भेल छल। ई दिसम्बर २०१२ क दिल्लीक निर्भया बलात्कार काण्डक बादक समय छल। ओना ई अनूदित रचना छल, तेलुगुमे पसुपुलेटी गीताक एहि कविताक हिन्दी अनुवाद केने छलीह आर. शांता सुन्दरी आ हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद केने छलाह विनीत उत्पल। हमर जानकारीमे एहिसँ बेशी सिहराबैबला कविता कोनो भाषामे नहि रचल गेल अछि। सात सालक बादो ई समस्या ओहने अछि। ई कविता सभकेँ पढ़बाक चाही, खास कऽ सभ बेटीक बापकेँ, सभ बहिनक भाएकेँ आ सभ पत्नीक पतिकेँ। आ विचारबाक चाही जे हम सभ अपना बच्चा सभ लेल केहन समाज बनेने छी।

एडिटर्स चोइस सीरीज-१ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-२

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच ब्रेस्ट कैसरक समस्यापर विदेह मे मीना झा केर एकटा लघु कथा प्रकाशित भेल। ई मैथिलीक पहिल कथा छल जे ब्रेस्ट कैसर पर लिखल गेल। हिन्दीमे सेहो ताधरि एहि विषयपर कथा नहि लिखल गेल छल, कारण एहि कथाक ई-प्रकाशित भेलाक १-२ सालक बाद हिन्दीमे दू गोटेमे घोंघाउज भऽ रहल छल कि पहिल हम आकि हम, मुदा दुनूक तिथि मैथिलीक कथाक परवर्ती छल। बादमे ई विदेह लघु कथामे सेहो संकलित भेल।

एडिटर्स चोइस सीरीज-२ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-३

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिलक किछु बाल कविता प्रकाशित भेल। बादमे हुनकर ३ टा बाल कविता विदेह शिशु उत्सवमे संकलित भेल जाहिमे २ टा कविता बेबी चाइल्डपर छल। पढ़ू ई तीनू कविता, बादक दुनू बेबी चाइल्डपर लिखल कविता पढ़बे टा करू से आग्रह।

एडिटर्स चोइस सीरीज-३ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-४

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच जगदानन्द झा मनुक एकटा दीर्घ बाल कथा कहि लिअ बा उपन्यास प्रकाशित भेल, नाम छल चोनहा। बादमे ई रचना विदेह शिशु उत्सवमे संकलित भेल, ई रचना बाल मनोविज्ञानपर आधारित मैथिलीक पहिल रचना छी, मैथिली बाल साहित्य कोना लिखी तकर ट्रेनिंग कोर्समे एहि

उपन्यासकँ राखल जेबाक चाही। कोना मौडर्न उपन्यास आगाँ बढ़ै छै, स्टेप बाइ स्टेप आ सेहो बाल उपन्यास। पढ़बे टा करू से आग्रह।

एडिटर्स चोइस सीरीज-४ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-५

एडिटर्स चोइस ५ मे मैथिलीक "उसने कहा था" माने कुमार पवनक दीर्घकथा "पइठ" (साभार अंतिका) । हिन्दीक पाठक, जे "उसने कहा था" पढ़ने हेता, कँ बुझल छन्हि जे कोना अहि कथाकँ रचि चन्द्रधर शर्मा ’गुलेरी’ अमर भऽ गेलाह। हम चर्चा कऽ रहल छी, कुमार पवनक "पइठ" दीर्घकथाक। एकरा पढ़लाक बाद अहाँकँ एकटा विचित्र, सुखद आ मोन हौल करैबला अनुभव भेटत, जे सेक्सपीरिअन ट्रेजेडी सँ मिलितो लागत आ फराको। मुदा एहि रचनाकँ पढ़लाक बाद तामस, घृणा सभपर नियंत्रणकँ आ सामाजिक/ पारिवारिक दायित्वकँ सेहो अहाँ आर गंभीरतासँ लेबै, से धरि पक्का अछि। मुदा एकर एकटा शर्त अछि जे एकरा समै निकालि कऽ एक्के उखड़ाहामे पढ़ि जाइ।

एडिटर्स चोइस सीरीज-५ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-६

जगदीश प्रसाद मण्डलक लघुकथा "बिसाँढ़": १९४२-४३ क अकालमे बंगालमे १५ लाख लोक मुइला, मुदा अमर्त्य सेन लिखैत छथि जे हुनकर कोनो सर-सम्बन्धी एहि अकालमे नहि मरलन्हि। मिथिलोमे अकाल आएल १९६७ ई. मे आ इन्दिरा गाँधी जखन एहि क्षेत्र अएली तँ हुनका देखाओल गेल जे कोना मुसहर जातिक लोक बिसाँढ़ खा कऽ एहि अकालकँ जीति लेलन्हि। मैथिलीमे लेखनक एकभगाह स्थिति विदेहक आगमनसँ पहिने छल। मैथिलीक लेखक लोकनि सेहो अमर्त्य सेन जेकाँ ओहि महाविभीषिकासँ प्रभावित नहि छला आ तँ बिसाँढ़पर कथा नहि लिखि सकला। जगदीश प्रसाद मण्डल एहिपर कथा लिखलन्हि जे प्रकाशित भेल चेतना समितिक पत्रिकामे, मुदा कार्यकारी सम्पादक द्वारा वर्तनी परिवर्तनक कारण ओ मैथिलीमे नहि वरण् अवहट्ठमे लिखल बुझा पड़ल, आ ओतेक प्रभावी नहि भऽ सकल कारण विषय रहै खाँटी आ वर्तनी कृत्रिम। से एकर पुनः ई-प्रकाशन अपन असली रूपमे भेल विदेहमे आ ई संकलित भेल "गामक जिनगी" लघुकथा संग्रहमे। एहि पोथीपर जगदीश प्रसाद मण्डलकँ टैगोर लिटरेचर अवार्ड भेटलनि। जगदीश प्रसाद मण्डलक लेखनी मैथिली कथाधाराकँ एकभगाह हेबासँ बचा लेलक, आ मैथिलीक समानान्तर इतिहासमे मैथिली साहित्यकँ दू कालखण्डमे

बाँटि कऽ पढ़ए जाए लागल- जगदीश प्रसाद मण्डलसँ पूर्व आ जगदीश प्रसाद मण्डल आगमनक बाद। तँ प्रस्तुत अछि लघुकथा बिसाँढ़- अपन सुच्चा स्वरूपमे।

एडिटर्स चोइस सीरीज-६ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-७

मैथिलीक पहिल आ एकमात्र दलित आत्मकथा: सन्दीप कुमार साफी। सन्दीप कुमार साफीक दलित आत्मकथा जे अहाँकेँ अपन लघु आकाराक अछैत हिलोड़ि देत आ अहाँक ई स्थिति कऽ देत जे समानान्तर मैथिली साहित्य कतबो पढ़ू अहाँकेँ अछौं नहि होयत। ई आत्मकथा विदेहमे ई-प्रकाशित भेलाक बाद लेखकक पोथी "बैशाखमे दलानपर"मे संकलित भेल आ ई मैथिलीक अखन धरिक एकमात्र दलित आत्मकथा थिक। तँ प्रस्तुत अछि मैथिलीक पहिल दलित आत्मकथा: सन्दीप कुमार साफीक कलमसँ।

एडिटर्स चोइस सीरीज-७ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-८

नेना भुटकाकेँ रातिमे सुनेबा लेल किछु लोककथा (विदेह पेटारसँ)।

एडिटर्स चोइस सीरीज-८ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-९

मैथिली गजलपर परिचर्चा (विदेह पेटारसँ)।

एडिटर्स चोइस सीरीज-९ (डाउनलोड लिंक)

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

Videha_01_04_2018

Videha_15_03_2018

Videha_01_03_2018

Videha_15_02_2018

Videha_01_02_2018

Videha_15_01_2018

Videha_01_01_2018

Videha_15_12_2017

Videha_01_12_2017

Videha_15_11_2017

Videha_01_11_2017

Videha_15_10_2017

Videha_01_10_2017

Videha_15_09_2017

Videha_01_09_2017

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन:

*विदेह: सदेह: १ (२००८-०९) देवनागरी*

*विदेह: सदेह: १ (२००८-०९) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०) देवनागरी*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)देवनागरी*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)देवनागरी*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]- दोसर संस्करण देवनागरी*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ] तिरहुता*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*विदेह:सदेह १९*

*विदेह:सदेह १२*

*विदेह:सदेह १३*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of the original works.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from: https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

विदेह सम्मान*:* सम्मान-सूची (समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार सहित)

सूचना/ घोषणा

"विदेह सम्मान" समानान्तर साहित्य अकदेमी पुरस्कारक नामसँ प्रचलित अछि। "समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार" (मैथिली), जे साहित्य अकादेमीक मैथिली विभागक गएर सांवैधानिक काजक विरोधमे शुरु कएल छल, लेल अनुशंसा आमन्त्रित अछि।

अनुशंसा २०१९ आ २०२० बर्खं लेल निम्न कोटि सभमे आमन्त्रित अछि:
१) फेलो
२)मूल पुरस्कार
३)बाल-साहित्य
४)युवा पुरस्कार आ
५) अनुवाद पुरस्कार।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

पुरस्कारक सभ क्राइटेरिया साहित्य अकादेमी, दिल्लीक समानान्तर पुरस्कारक समक्ष रहत, जे एहि लिंक sahitya-akademi.gov.in पर उपलब्ध अछि। अपन अनुशंसा editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।






विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्: VIDEHA: AN IDEA FACTORY







प्रकाशनक अंकक सूचना देल जायत। एहि ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

 ५ जुलाई २००४ केँ http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html ''भालसरिक गाछ''- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब ''भालसरिक गाछ'' जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA




विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA